सभ धुआ-पोछा गेल। मुदा जइ साल सुभितगर समए भेल तइ साल पुन: नव-पुरानक चालि पकड़ि लैत। नवे-पुरानक चालि ने रसगरो आ सुअदगरो होइए, अगिला-पछिला बाट देख चलबे ने दिशा दैत। जेना एक्के आमक चटनी टटका नीक होइत तँ अचार बसिया। जते-पुरान तते रसगर। मुदा चटनी तँ लगले अरूआ जाइत। तहिना नवका कुरथीक दालि आ पुरान राहड़िक दालि।

एखन धरि शंभू, परिवारकेँ खाली खाइ-पीबै, माता-पीताक संग रहैक टा बुझैत। किएक तँ बाल-बोध बुझि, ने माता-पिता किछु करैले अढ़बैत आ ने शंभू परिवारक काजकेँ अपन काज बुझैत। सदति धैनसन। सोलहन्नी बेरागी जकाँ। मुदा तँए कि शंभू भरि दिन ओछाइनेपर ओँघराएल रहैत सेहो बात नै। जँ किछु नै करैत तँ दिन-राति केना कटैत छैक।

अखनो धरि गामक किसान धरतीसँ अकास धरिक स्मरण साँझ-भोर जरूर करैत अछि। भोरमे धरतीक स्मरण तँ साँझमे अकास विचरण जरूर करैत अछि। आने परिवार जकाँ संतोखियो दासक परिवार। परिवारमे शंभूक कोनो मोजरे नै। मात्र खाइ-पीबै आ सुतै बेर माता-पिता सिर चढ़बैत। बाकी समए साँढ़-पारा जकाँ अनेर बौआइत ढहनाइत। तँए कि सींग-नाङरिबला पशु जकाँ कि शंभूकेँ थइर-पगहाक जरूरत होइत। 'अनेर गाएकेँ धरम रखवार' होइत।

भोरमे जखन संतोखीदास खेत-तमैक विचार करए लगथि तँ नचैत हृदेक घूघड़ूक कम्पन्न ठोठक स्वर होइत खपड़िक मकइ-जनेरक लावा जकाँ कूदि-कूदि निच्चा खसैत तहिना संतोखियो दासक मुँहसँ रंग-विरंगक मौसमक संग मौसमी सिनेह छिड़ियाए लगैत। जकरा बीछ-बीछ शंभू खेलेबो करैत आ तहिया-तहिया सीनाक डायरीमे लिख-लिख रखबो करैत। हृदयंगम करैत। मुदा बच्चाक कचिया डायरी रहने किछु लिखेबो करैत आ किछु नहियो लिखाइत। मुदा प्रति भोर आ साँझक स्वर 'सीताराम-सीताराम, राधेश्याम-राधेश्याम' डायरीक उपरेक पन्नामे लिखा गेल। जकरा भरि दिन शंभू गो-मुखी रूद्राक्षक माला बना जपैत रहैत। कामधेनु गाए जकाँ सदति दूधक ढारसँ नव-नव राग-रागिनी स्वत: अबए लगल। कंठक स्वर-लहरी हाथकेँ थिरकबै लगल। जइसँ कखनो दुनू हाथ मिल ताल मिलबैत तँ कखनो पल्था मारि बैस ठेहुनपर ताल मिलबए लगल।

घर-अंगना एक रहने पिताक संग माइयोक पाछु-पाछु आंगन बाहरैत समए, चुल्हि-चिनमार नीपैक समए, जाँत-ढेकी चलबैक समए शंभू नचए-गबए लगल। बेटाक बौराइत मन देख माइयो आत्म-विभोर भऽ झुमि-झुमि शंभूक आँखिमे आँखि गारि फड़ैत-फुलाइत फुलबाड़ीमे हरा जाइत।

माता-पिताक उसकैत हाथ देख शंभूओक हाथ खाइबला बाटीपर उसकए लगल। खजुरी जकाँ ओकरा बजाएब शुरू केलक। कोना नै करत? कामेसँ राम आ रामेसँ काम ने चलैत अछि। मुदा भारी द्रव्यक बाटी रहने हाड़-मासुक हाथक ऑंगरी कतेखान ठठत। जे बात शंभू तँ नै बुझि सकल मुदा संतोखीदास बुझि गेलखिन। सोचलनि जे जँ खजुरी बना दिअए तँ चौबीसो घंटा शंभू आनन्दमे मगन रहत। बेटाक प्रति पिताक दायित्वे कि? यएह ने जे हँसी-खुखीसँ दिन-राति चलैत रहए। मन मानि गेलनि जे बेटाकेँ खजुरी बना देबै। एकलव्य जकाँ साजमे खजुरियो ने अछि। ने ओकरा दोसर संगीक जरूरत होइत आ ने कखनो अपनाकेँ असगर बुझैत। जहिना हवामे उड़ैत रोग लोककेँ पकड़ि लैत, लगन अबिते बर-कन्याकेँ पकड़ए लगैत, तीर्थ-व्रतक डोरी लगैत तहिना शंभूओकेँ गीत-नादक माने संगीतक रांग पकड़ि लेलक। जइसँ पिताकेँ हर जोतैत, कोदारि पाड़ैत, धान-रोपैत कालक गुनगुनीक संग आंगन बाहरैत, धान कुटैत, जत्ता चलबैत कालक गुनगुनी पकड़ि लेलक। जकरा संग शंभू भरि दिन मगन भऽ गारा-जोड़ी केने बुलए-भंगए लगल। मुदा तँए कि शंभू एतबेमे ओझराएल रहल? नै! ने ओकरा गामक आन घर अनभुआर आ ने लोक अनठिया बुझि पड़ै। तहूमे एकठाम रहने, जखन माए-बापक संग बाध-बोन दिस जाए तँ वएह घर वएह लोक देखए। समाज तँ ओहन सरोबर छी जइमे घोंघा-सितुआसँ लऽ कऽ कमल धरि फुलाइत अछि। देवस्थानमे साँझ-भोर घड़ी-घंट, शंख बजैत खरिहाँनमे धान फटकैत सूपक अवाज

अकासमे उड़ैत। काठपर ओंघराइत टेंगारी-कुड़हरि गर्द करैत तँ चुल्हिपर चढ़ल बरतनक अदहन झ-झ-काली करैत रहैत।

छह बर्खक बेटा शंभू लेल संतोखीदास खजुरीक ओरियान करैक विचार केलनि। ओना हाट-बजारमे खजुरी तँ नै बिकाइत अछि मुदा हरिहरक्षेत्र, सिंहेश्वर, जनकपुर आ देवघरमे तँ बिकाइते अछि। मुदा ओतएसँ आओत कोना? एखन तँ ओम्हर मुँहे जाइक नियार नै अछि। ओना गामोमे बरही लकड़ीक कठरा बनबैए। मघैया सरिसोबा सनगोहि मारि खेबो करैए आ ओकर छाल बेचबो करैए। अगर जँ कठरा बनबा, सनगोहिक छाल कीन लेब तँ तेबखाक बेसनसँ अपनो छाड़ि लेब। हम सभ कि कोनो शहर-बजारक लोक छी जे बेटा-बेटीकेँ पेस्तौल बम-बारूद-छुड़छुडी-फटाका- खेलाइले देबै। जँ खेत-खरिहाँन दिसक मन देखितिऐ तँ खिएलहा हँसुआ-खुरपी खेलाइले दैतिऐ जँ से नै देखै छिऐ तँ एकरा खजुरियेक ओरियान कऽ देबै। सएह केलनि।

जहिना हाथमे औजार ऐने श्रमिक बड़का-बड़का इंजीन बना चलबैत तहिना हाथमे खजुरी ऐने शंभूओ परिवारक संग समाजक कीर्तन, भजन, यज्ञ इत्यादिमे शामिल हुअए लगल।

छह बर्ख बीतैत-बीतैत शंभूक हाथ खजुरीपर बैस गेल। जइसँ असकरे आंगनक ओसारपर बैस जाधरि हाथक आंगुर नै दुखाए लगै

ताधरि एकताले सीता-राम सीता-राम, राधेश्याम, राधेश्याम खजुरिक अवाजक संग अपन कंठक अवाज मिला उन्मत्त भऽ गबैत-रहैत।

भगवानोक लीला अजीव छन्हि। एक्के मनुख वा पशु-पक्षीक गोटे बच्चाकेँ उम्रसँ बेसिऐ बना दैत छथिन आ कोनोकेँ कम बना दैत छथिन। कियो पाँचे बर्खमे पनरह बर्खक बुद्धि-ज्ञान अरजि लैत अछि तँ कियो पनरहो बर्खमे पाँचो बर्खसँ निच्चे रहैत अछि। जना शंभुओकेँ भेल। छबे बर्खमे पनरह बर्खक बच्चाक कान काटए लगल। तहूँमे तेहन समाजक स्कूल अछि जे जते मिहनत करए चाहब ओते फलो भेटबे करत।

सदिकाल कतौ ने कतौ कोनो ने कोनो उत्सव समाजमे होइते रहैत अछि। देवस्थानसँ परिवार धरि, कतौ अष्टयाम-कीर्तन, तँ कतौ बच्चाक मूड़न, कतौ सत्नारायण भगवानक पूजा तँ कतौ वियाह-दुरागमन। शुभ काज तँए शुभ वातावरण बनबैक लेल शुभ-शुभ क्रिया-कलाप। शुभ क्रिया-कलापक लेल कतौ ढोलक-झालि हारमोनियमक संग रामधुन चलैत तँ कतौ ढोल-पीपहीक संग गीत-नाद। ततबे नै संग-संग परिवारक उत्सवमे समबेत स्वर माए-वहीनिक गीत-नाद सेहो चलबे करैत अछि। जहिना पाँच बर्खक बच्चा स्कूलमे नाओं लिखा दोसर-तेर बच्चा संग पढ़ैत तहिना शंभूओ समाजमे कतौ ढोलक-झालि वा ढोल-पीपहीक अवाज सुनिते ठोकले ओइ जगहपर पहुँच, बेद पाठी जकाँ आँखि-कान समेट

ताधरि देखैत-सुनैत रहैत जाधरि विज्ञाम करैले नै बन्न होइत। शंभूक क्रिया-कलापसँ दुनू परानी संतोखीदास सेहो निचेन भऽ अपन काज करैत रहैत। काजमे मस्त रहैत। किएक तँ दुनू परानी बुझि गेलाह जे जतए ढोल-पीपही बजैत हएत शंभू ओतए जरूर हएत। तँए जखन खेत-पथारसँ काज कए घुमैत तँ ठोकले ओइ स्थानपर पहुँच शंभूकेँ ताकि अनैत।

समाजो तँ ओहन बाट बना चलैत जइसँ हँसैत-खिलैत जिनगी बिनु थकनहि सदैत चलैत रहैत। कोना नै चलत? धार ककर आशा-बाटक प्रतिक्षा करैत। जहिना अपना गतिये दिन-राति चलैत रहैत तहिना ने समाजो अपना गतिये सदैत चलैत रहैत।

आओर आगाँ

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**


डॉ. शेफालिका वर्मा

संस्मरण

----------

मैथिली ( उड़ीसा-१९८५)

जिनगी एकटा सफर थीक जे हमरा चलनाय अछ, सफर यानि यात्रा -- सफरिंग यानि पीड़ा . उर्दुक सफर आ अंग्रेजीक में विचित्र अर्थ सम्बन्ध अछ. जिनगीक सफर तय करवा में हमरा सब के शारीरिक स्तर पर कतेक 'सफर' करय पडैत अछ आ ओहि क्रिया में मानसिक प्रक्रियाक कतेक 'सफरिंग' भोग पडैत अछ, ई अंग्रेजी शब्द सफरिंग सफरक पीड़ा के व्यक्त करैत अछ . विचित्र अछ सफर करैत इ मानसिकता---हमर जीवनों में सफरिंग स जुडल सफर....

सहरसा क जुआन दुपहरिया -खिड़की स अवैत आकाशक एक टा खंड के निहारी रहल छलों ,मुदा निलाकाशक रंग मैल्छाहन छल. निश्छल हृदयक सत्यता पर ओढना जकां .हृदयक सत्यता पर लोक कें सहजहि विश्वास नै होयत छैक --असत्य में जीवाक प्रक्रिया से त्रस्त मानव...डाकिया आबि चिठी सब द गेल..डूबल मोन किनार पर आबि गेल .एकटा आमंत्रण छल अर्थ सहित - संबलपुर,

उड़ीसा में पूर्व भारत कवि सम्मेलन आ सेमीनारक आयोजन ४--५ जून के छल. , तीन तीन टा आय.ए. एस. आफिसर क निमंत्रण छल समास प्रकाशनक दिस सँ..

की करी की नै करी क तारतम्य में छलों १जुने '८५ के वंदना क मेडिकल टेस्ट परीक्षा दिल्ली में छल ४-५ जून के उड़ीसा में , हम सहरसा में..सहरसा स पटना ,पटना स दिल्ली आ दिल्ली स उड़ीसा..पूरा त्रिपेक्षण छल.मुदा सब समस्याक हल वर्मा जी लग रहैत छल . हम दिल्ली जायब ! १ तारीख के वन्दना के परीक्षा दिआय, वन्दना के राजीव लग दिल्ली में छोड़ी हम सब २ जून के कलिंग एक्सप्रेस स दिल्ली स उड़ीसा लेल विदा भ गेलों. ,राजस्थान,हरियाणा, मध्य प्रदेश, उत्तर प्रदेश आदि कतेको राज्य के पार करैत ,स्पर्श करैत झरसुगुडा पहुन्च्लों ..२४ घंटा अनवरत ट्रेन पर बैस्वाक हिस्स्क नै रहलाक कारण अप्स्यांत भ गेल छलों. झर्सुगुडा स संबलपुर लेल दोसर ट्रेन पकडलों..मनुख की पंछी सँ कम अछ ! बरगढ़ क सब स पैघ होटल' 'ओरियंटल' में सब आमंत्रित कवि लोकनिक व्यवस्था छल.. २३ न. क सूट हमरा सब लेल रिजर्व छल. आगू पाछू वेटर ,२--२ -टा एम्बेसडर कार ,स्वागत समितिक सदस्य सभ पाइन क लहरि जकां उधियावैत ....

कखनो काल सोचैत छी.संस्मरण हो व आत्मकथा आकी जीवनक बितैत पल हम कोनो चीजक वर्णन इतिवृत्तात्मक किएक नै क

पवैत छी ? हम एक एक शहर के, स्थान के एक एक क्षण के भोगैत छी ,ओही मे सांस लेत छी ,सबटा के अपन अंतर मे उतारि लैत छी, तखने किछ लिख सकैत छी..कतेक कल्पना क लैत छी...की नीक थीक..?………….

४ जून के १२ बजे दिन में उद्घाटन समारोह आरम्भ भेल. गर्मी आ ताप स बरगढ़ जरि रहल छल. उद्घाटन समारोह ,केनेल रेस्ट हाउस में छल. ओहि ठाम पुरान परिचित कवि लोकनि स भेंट भ गेल. १९८१ में साहित्य अकादेमी द्वारा आयोजित 'पोएट्स वोर्कशोप', कलकता में उड़िया कवि राजेंद्र पंधा ,आय.ए. एस., प्रोफ. हरिप्रसाद परीच्छ पटनायक , अश्विनी कुमार मिश्र, मणिपुरी कवि इबोमेहा सिंह, आर. के. मधुवीर आदि कतेको कवि लोकनी स फेरो भेंट भ गेल.,परिचित मुस्कांक आदान प्रदान भेल.

जरैत दुपहरिया ,सुरुजक ताप तप्त यौवनक प्रखर किरन सब के अप्स्यांत केने छल. शामियाना क नीचा छः भाषाई प्रांतक कवि सम्मेलंक उद्घाटन क आयोजन छल. सभक मोन आ तन गर्मी स बरकि बरकी गलि रहल छल. अचक्के सामने में टांगल बडका बैनर पर दृष्टि पडल , छहों भाषाक नाम बडका बडका आखर में लिखल छल जाहि में पहिलुक नाम छल मैथिली, तकर बाद आसामी, मणिपुरी, बंगाली,हिंदी आ उडिया , मैथिली देखतही ताप जेना चानन भ गेल, उड़ीसा में अपन मैथिली शब्द ऐना लगैत छल

जेना कोनो प्रेमी के अपन प्रियतमा स अनायासे साक्षात्कार भ गेल हो..बिहार स यानी मैथिली स हम असगर छलों याने आब मैथिलीक आन ,बान आ सान जेना हमरे हाथ होई , हम मैथिली के अपन अंक में सटाई फुसफुसाई देलों. ' अहाँ घबराबू नै, उड़ीसा क एहि कार्यक्रम में अहांक स्थान सर्वोच्च रहत , हम स्वर्ण मुकुट पहिराई अहांके एहिठाम से विदा करब.

आ सरिपों, साँझ में जखन दोसर सिटिंग आरम्भ भेल हम सलाह देलों जे सब केओ अपन अपन भाषा में बजता जाहि से एक दोसरा के भाषा के चीन्ही सकी, नहि बुझितो बुझ्वाक आनंद ल सकी. ,उडियाक कवि सब हमरा बड आदर दैत छलाह..सहर्ष हमर बात स्वीकार क लेल गेल. सान्झुक सेमीनार, बरगढ़क रोशनाई खसल सियाह साँझ , जरैत दुपहरिया स कम नै . हवा नै बह्वाक प्रण क मानिनी नायिका जकां कत्तो रुसल छलीह..लोक कोना ज जिवैत अछ एहि पाथर क नगरी में

सेमिनार् क अध्यक्षता उडिया क प्रख्यात कवि आ प्रिंसिपल क रहल छलाह, संचालन रेडियो स्टेशन क प्रोग्राम executive अभय शंकर पंधा क रहल छलाह , विषय छल 'समकालीन कविता '.बिहार स हमर नामक घोषणा भेल ,थपडी पहिन्ही बाजि उठल 'पोएट्स वोर्क्शोप क आत्मीयता आर सुदृढ़ भेल.हम सब स पहिने उड़ीयाक कवि आ

बरगढ़ क बीडीओ अश्विनी जी के धन्यवाद देलों जे आयोजक छलाह. मैथिली भाषा सुनतही सब श्रोता लोकनिक चेहरा पर अद्भुद पुलक आबी गेल ,हम साक्षात् देखि रहल छलों .हम बाज्लों...होटेस्ट स्टेट आ होटेस्ट डे ,ताहि मे १२ बजे दुपहरिया मे प्रखर रौद आ जरैत सुरुजक निचा हम सब गप कविताक कय रहल छी , कतेक विरोधाभास अछ . कविता इजोरियाक भाषा थीक ,कोमलता ,मृदुताक सफल संचरण रहितो हम सब एही जरैत रौद मे कविताक गप करैत छी..इयैह थीक आजुक कविता - कुंठा , संत्रास ,हाहाकार क मध्य कवि जीवित अछ ते इजोरिया कते..??

पुनह आगू बढैत हम मैथिली क सब कवि लोगनीक नाम, कविता सब क चर्च केलों ,फेरो---जहिना कोनो यग्य वा अनुष्ठान बिना महिलाक सम्पन्न नै होयत अछ वोहिना कोनो साहित्य ताधरी पूर्ण नै जाधरी महिला साहित्यकारक योगदान नै होय , आ तकर बाद हम महिला लेखिका गनक चर्च विस्तृत रुपे केलों..---------' मैथिली विजयी छलीह थपडी आ वाहवाही क नव स्पन्दन नेने....अभय पंधा हमर भाषण के हिंदी, उड़िया आ अंग्रेजी मे सम्झावैत कहलनि ..मिसेज वर्मा , हम मानैत छ जे मैथिली मे महिला साहित्यकारक बाहुल्य अछ, उडिया मे सेहो महिला लेखिकाक अभाव नै , महिला के बाहर जेवा मे परेशानी भ जायत छैक . अहाँ मि. वर्माक संग आयल छी, ,कतेक लोक के ई संजोग भेटैत छैक ? .......

किन्तु सेमीनारक समाप्ति क उपरान्त हमर मोने एकटा प्रश्न उभरल ..सब कवि अपन भाषण मे सभक चर्च केलनी किन्तु, अपन भाषाक कोने महिला रचनाकारक चर्च नै केलनि..ई भ सकैत छैक मैथिली भाषा मे केओ पुरुख रचनाकार रहितैक तं ओ सेहो महिला क लेखनक चर्च नै करितैथ....आखिर इ वैमात्रिक व्यवहार महिला संग किएक ? महिलाक चर्च सं की हुनक अहम पर चोट पहुँचैत छैक , आकी अपना के छोट बुझ लागैत छैथ..?जाहि ठाम सम्मान देवाक गप ओहिठाम इन्फिरीयोरिटी कम्प्लेक्स किएक ?..एकर उत्तर दुनियाक कोनो पुरुख लग नै अछ..

गर्मी बड़ जोर, मंच पर उडिया कवि रवि सिंह क स्वर आर आगि उगलि रहल छल---..उड़िया क कवि लोगनिके आय धरी कोनो रचना पर पारिश्रमिक नै भेटल अछ......इ ते मैथिलिक संग सेहो छल..प्रोफ.दीपक मिश्रा ,उडिया कवि हमरा कहलैथ .जे रवि जे के लोग आगि कहैत छैथ..' उडिया कवि लोग् क मात्र दुई वर्ग छल , एकटा पदाधिकारी लोकनी दोसर प्रोफेसर सब. रातुक १० बाजी गेल, मंच पर मणिपुरी कवि इबोमेहा सिंह क वक्तव्य चली रहल छल....दीपक मिश्रा के मंच पर एवा लेल निमंत्रित कयल गेल,ओ कह्लनी.'हम कविता क सकैत छी ,ओही पर बाजी नै सकैत छी ....दीपक मिश्राक संग हम सब पार्क मे हवा खोज गेलों जे कत्तो मन्हुआय्ल सुतल हेतीह.... बाड़ी में

घुमैत हम दीपक स कहलों ..जनैत छी हमर मिथिला में जखन बड गरम लगैत अछ, हवा नहि चलैत अछ ते हम सब एकटा फकड़ा पढैत छी ---सुषा के धोकड़ी मुसा के कान, धोकड़ी धोकड़ी हवा आन ओते से बक गेला कते......आ तकर बाद क स लक ह धरि एकटा कविता पढ़ पडैत छैक, जेना बक गेला कते..कमलपुर आगत स्वागत के केल्कानी ,किशोर बाबु, ,बैसलैथ कदम्ब क गाछ पर , पानि पिव्लैथ कोसी नदी में, माछ खेलैथ कबई, ....एहिना सब आखर से सही गाछ, सही,माछ, सही नदीक नाम कहैत 'ह' पर खत्म होइय्त अछ आ बसात बह लगैत छैक.....दीपक हँसैत बजलाह ..तखन भ जाय शुरू.... हमहूँ सब हँसे लगलों ..बहुत समय आ धैर्यक आवश्यकता छैक दीपक जी..कोनो चीज सहजही नहि भेटैत छैक...

रातुक भोजन में पुलाव, मीट, ३--४ प्रकारक तीमन, नीचा में दरी पर पात में खेलों. एकटा बारीक बाजल --दालि पात पर स बहि रहल छैक..हम चोंकि गेलों, पहिल बेर बरगढ़ में मैथिली सुन्लों..बाल्टी हाथ में नेने एकटा युवा ..हम मैथिली जनैत छी , सीतामढ़ी घर अछ. एहिठाम बिजली विभाग में छी. आय अहांक मैथिली में भाषण सुनि अपन भाषा मोन पड़ी आयल..

दोसर दिन १० बजे दिन में कवि सम्मेलन आरम्भ भेल. अभय पंधा संचालन क रहल छलाह, हुनक व्यक्तित्व में मैथिली, उड़िया,

मणिपुरी, बंगाली, असामी,हिंदी,अंग्रेजी सबटा भाषा भरल छल ,भव्य आ प्रतिभा संपन्न व्यक्तित्व ..देवी दास मिश्र क कविता भ रहल छल जिनका ले सब कहैत छलाह जे ओ आशु कवि छैथ ,ओ कविता लिखैत नै छैथ, कविता बजैत छैथ ..

सिगरेट क धुइयाँ सँ घेरल हम बैसल छलों. राजेंद्र पंधा ,हरिप्रसाद ,आ सौभाग्य मिश्र तीनो क ठोर में सिगरेट .....राजेंद्र पंधा क कविता क भाव --' the entire world is devided into two camps , one to love ,the another which preaches hatred....I am for love ..' ....मनुख पर ओकर नामक असर अवस्य होइत छैक ..डॉ. प्रसन्न मिश्र गुलाबी शर्ट में सदिखन अपन प्रसन्न आनन स सब के उल्लसित करैत छलाह. ओ उड़ीसा सरकारक पत्रिका 'शिशुलेखा' क सम्पादक क संगे प्रोफेसर सेहो छलाह .प्रख्यात उड़िया कवि डॉ.सौभाग्य मिश्रक व्यक्तित्व स भाग्यक रेख छलकी इर्ल छल---'सुने पाखी उड़े जाय ,डेना फड फड करी ....'...नरसिंह प्रसाद त्रिपाठी कविता 'निजस्थिति' क बाद मैथिलीक कविता 'मधुगंधी वासात' नेने हम मंच पर एलों..फेर विद्यापतिक भाषा गूंजी गेल पाथरक देश मे...हरिप्रसाद जीक कविता -'सून सून आगि बेढ़ कुसुम लागि छे मते बारम्बार ईश्वर हसंते......' --------उडिया - कविता सब नम्हर नम्हर होइत अछ, मुदा, प्रसन्न कुमार प्रत्स्नी एम्.एल.ए. बड छोट कविता पढ़लनी 'चिलिका' ....मणिपुरी कवि इबोमेहा सिंह..'

देबोय देबोय ( डान्स डांस ) ' सुनोलनी ते दोसर कविता जस्ट टू डे, जस्ट टू डे .....डेड जगन्नाथ डेड जगन्नाथ..... 'मोन के आक्रांत क देलक..

गर्म गर्म हवा चलि रहल छल. बीच बीच में कोंफी आ पानि सेहो..विचित्र आ सम्मोहक लागल..कवि सम्मलेन १ बजे दिन स ४ बजे तक चलल, मुदा सब जेना कवि सब के सुनवा ले आकुल व्याकुल..मोन पड़ी आयल अपन चेतना समितिक विद्यापति पर्व समारोह '७३-७४ इसवी सभक..मिलर स्कूल केर कैम्पस में १०,०००, श्रोता राति भरि खाली कविता सुनवा लेल मन्त्र मुग्ध बैसल रहैत छल ..

सम्मेलन ख़त्म हेवाक उपरान्त सब भोजनक ओरियाओन में लागि गेलाह. सब अफसर लोकनि अपने स कुर्सी घिच घिच के सामने आन ल्लैठ. अफसरशाही क कोनो घमंड नै. भात ,दालि, दू टा तीमन आ रोहू माछक बडका बडका कुटीया..दही चीनी ..लगैत छल अपने मिथिला में छी..

हरिप्रसाद जी वर्मा जी के पुछलनी--डू यु स्मोक ? जबाब हम देलों --नो स्मोकिंग , नो ड्रिंकिंग ....वर्मा जीक हाथ पकड़ी वो बजलाह ' बेचारा ' .देन यु हँव मेड हिज लाइफ मीजरेबुल....हमरो पत्नी हमरा पिव नै दैत छलीह ,तखन हम ओकरा स पुछ्लों. अहाँ कवि स ब्याह केलों कि प्रोफेसर स..? ओ बजलीह -निश्चित रुपे कवि

से ....तखन हमरा पिव दिय..हम पिअब नै ते कविता नै क सकब..फेर ओ हमरा कविता करैत काल शराब पिवाक अनुमति द देलनि..' कविता करवाक विचित्र परिभाषा पर हंसी लागि गेल. ५ बजे प्रोफ. अशोक चन्दन होटल आबि बजलाह--शेफालिका जी, १० मिनट लेल रेस्ट हाउस चलू. उडिया क नव कवि आ छात्रगण अहांक इंटरव्यू लेताह... भरि दिनक थाकल छलों किन्तु वर्माजीक एके डांट में ..कोनो कार्यक्रम में नै नहि कहियोक..एहि लेल आयल छी ने..' आ अपना पलंग स दोस्ती क लेलनी हम चंदन जी संग रेस्ट हाउस एलों..बडका मजमा लागल छल --बीच में टेप रेकॉर्डर राखल छल..' कविताक सृजन कोना होयत छैक..?' सोझ प्रश्न लगले दिल दिमाग पर लागल--कि अहाँ जहिना कविता बनवैत छी ओहिना प्रकाशित करैत छी, @...हम हुनक समस्या आ बहसक कारण बुझि गेलों..-----देखू, जहिना प्रसव पीड़ाक काल लेबर पेन होइत छैक, ठीक ओहिना कोनो भाव शिशु हृदय में हिलकोर करैत अछ अछ . जाधरी ओकरा कागज पर नै उतरैत छी ताधरी प्रसव पीड़ा स छटपटावैत रहैत छी.. बच्चाक जन्मक बाद माता के कतेक शान्ति भेटैत छैक वैह शान्ति कवि के कविताक जन्मक बाद भेटैत छैक. ई दोसर गप थीक जे जन्म क बाद बच्चा के केश,माथ,नाक सब के ठोकी ठाक नीक बनवैत अछ ओहिना कविता के पढि पढि नीक आर नीक ले कवि सोचैत अछ...' सब विस्मित विमुग्ध छलाह ..'एक टा गप आर अपन कोन रचना अहाँ के बेसी नीक लगैत अछ..' हम हांसी

देलों..' आब हमरा ई नै पुछू जे अहांक अपन बाल बच्चा में के सब स नीक लगैत अछ, रचनाकार के अपन कोनो सन्तान अधलाह नै लगैत छैक , लोग जे बुझे.....'

अभय जी बजलाह..अहांक भाषण आ इंटरव्यू ८ जून के राति में रेडिओ स प्रसारित होयत , जरुर सुनब.. .....ट्रेन पकड़बा लेल होटल स निकलैत छलों कि रोहिणीकान्त मुकर्जी ,सोवेनिर क सम्पादक पत्रिका ल पहुँचलाह--एहि में अहाँक मैथिली कविताक अंग्रेजी रूपान्तर छपल छैक, अगुला बेर उडिया रूपान्तर प्रकाशित होयत.-------- आ फेर एकटा बिछुड़वाक दर्द नेने, सब स मिलैत सनत कुमार आ अशोक महापात्र क संग स्टेशन ले विदा भ गेलों ..मैडम ,अहाँ हमरा सब के पत्रक जबाब देब ने...? एतेक आत्मीय स्वर में तीति भीजि गेल छलों. ....हं हं जरुर देब..शर्त एकेटा अहाँ सब हमरा मैडम नै दीदी कहू.........हं दीदी, हम सब कहियो अहाँ के नै बिसरब.

आ हमर मोन ट्रेनक गति संग भगैत रहल. मणिपद्म जी एक बेर मंच पर कहने छलाह--शेफाली, अहांक मोन ते सेमरक फूल जकां उडैत रहैत अछ ....हमर मोन सांचे उडि रहल छल, उडिया लोकक सम्पर्क भाषा उडिया छल, बंगाली सभक बँगला ....आ हम सब की करैत छी..हिंदी हमर राष्ट्र भाषा थीक , मैथिली मातृभाषा

, --अपन माय के आदर देब तखन त राष्ट्र के आदर द सकैत छी , जननी के पूजब तखन त जन्मभूमि के....

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

*गजेन्द्र ठाकुर*

**सहस्रशीर्षा**

*गजेन्द्र ठाकुरक जन्म भागलपुरमे सन् १९७१ मे भेलन्हि आ आइ काल्हि ओ दिल्लीमे रहै छथि।*

***मणिरत्नम लेल, जिनकर हिन्दुस्तानी हमरा अपन पिताक स्मरण करबैत रहैत अछि।***

**तेसर कल्लोल**

गढ़ नारिकेलक मिलू। डोमटोलीक। बड़का गबैय्या।

सरकारी कार्यक्रम शुरू होइ छै कनेक देरीयेसँ।

गौरीशंकर स्थानमे जखन आस पड़ोसक गामक लोक सभ जुमए लगलाह तखन सरकार सेहो माटिक सड़क बनबा देलक आ जोन मजूर आसपासक गाम सभसँ एतए बोनिपर खटए लागल। आ बोनि एकदम्मे भेटै। मुदा कतेक लोककेँ कतेक बोनि भेटत से ककरो नै





पता रहै। ठेकेदार सभ धाँइ-धाँइ एक्के औँठासँ कतेको लोकक बोनिपर दस्खत कऽ दै। नव-नव कार्यक्रम सभ आएल छै सरकारक। जे भेटै छौ बड्ड भेटै छौ। मोहना- दलित गबैय्या। मजदूरी न्योन दरसँ, सरकारी स्कीममे मजदूरीक दरमे अन्तर किए? कागज नै भेटत, किए नै भेटत?

ने कहियो देखल आ नै सुनल, बजा कऽ काज कियो देने छल आइ तक, आ पाइ नकद भेटै अछि। बेसी मेन-मीख निकालमे तँ जे भेटै छौ सेहो बन्न भऽ जेतौ।

एकटा संगठन खुजल छै झा आ यादव बाबू सभक, से धरना देलकै। असफल रहलै।

पाइ नकद भेटै अछि, बेसी मेन-मीख निकालमे तँ जे भेटै छौ सेहो बन्न भऽ जेतौ।

उठलाह मिलू गबैय्या- ओइ दस्तावेजमे किछु जादू छै- हमरा सभकेँ ओ लेबाक चाही, तखने ठीक मजदूरी हमरा सभकेँ भेटत।

जादू!!

हे किछु गप छै। जादू!! मिलू गबैय्यक गप छिऐ बाबू।

हमर अधिकार- हमरा की भेट रहल अछि वा भेटबाक चाही, की हक अछि।

मिलू गबैय्याक गप छिऐ बाबू, आब जादूसँ आगाँ बढ़ल छै।

जीबाक साधन आ ओकर सुरक्षा लेल जन सुनबाहीक प्रारम्भ केलन्हि परमानन्द पासवान, झंझारपुरक बी.डी.ओ. साहेब।





सुनबाहीमे तँ सभ मानिये जाइ छलै, ठेकेदार, दलाल सभ। मुदा बादमे फेर वएह होइ छलै। आइ कम मजूर चाही, आइ बच्चा, जनी-जाति नै चाही। आइ पुरुखोमे कम्मे लोक चाही। ई ठिठरा कमजोर अछि, ई नै चाही। ओ फुलेसरा मजगूत अछि मुदा कोढ़िया अछि, ओहो नै चाही। एतेक काज बाँकीए छै आ मजूर चाहबे नै करी।

फेर जन सुनबाही बजेलन्हि परमानन्द पासवान।

सभ नेता, ठीकेदार, दलाल सभ जुटल। बड़ा मारुख सभ। एह परमानन्द पासवान जी, की कहि देलिऐ। अहाँक गप के उठाएत?

आहि रे बा!! मुदा फेर वएह; जनी-जाति, कमजोर, बच्चा, कोढ़िया। छोड़; ई मोहना गबैय्याक फेरामे पड़ि कऽ भुक्खे मरि जाएब गऽ।

चारिम कल्लोल

गढ़ नारिकेलसँ किशनगढ़ आएल दूटा चिट्ठी।

मुकेश पासवानक समधि बिन्देश्वर पासवानक ददा गढ़ नारिकेलक पुरान बसिन्दा रहथि। मुदा फेर ओतएसँ रोसड़ाक लेल पलायन कऽ गेल रहथि। हुनकर पत्नी बेटाक दिल्ली बसलासँ बड़ दुखी छथिन्ह। आ तकर दोष अपन समधिकेँ सेहो दै छथिन्ह। बिन्देश्वरजी अपन पत्नीक पुत्रक नाम लिखल चिट्ठी मुकेशजीकेँ लिखै छथि। डाक सेवापर हुनका भरोस नै छन्हि। गढ़ नारिकेलक ढेर रास लोक दिल्लीमे रहै छथि से हथौटी ई चिट्ठी बेटा लग पहुँचि जेतन्हि, तइ द्वारे। दोसर चिट्ठी सत्यनारायण यादवक पत्नी अपन बेटा बिपिनक नामे लिखने छथिन्ह। बरइ कपिलेश्वर राउतक बेटा पालन दुनू चिट्ठी गढ़ नारिकेलसँ किशनगढ़ अनलन्हि अछि।

१

*पहिल चिट्ठी*

शुभाशीष।

हम एतए कुशल छी। अहाँ सबहक कुशलक हेतु सतत् भगवानसँ प्रार्थी रहैत छी। आगाँ समाचार ई जे अहाँ सभ हमर खोज खबरि लेनाइ बिल्कुले बिसरि गेल छी। फोन तँ छोड़ू, चिट्ठीयो सँ गप्प

केना महिनो बीति जाइत अछि। कमसँ कम सप्ताहमे नै तँ महिनोमे एको बेर तँ माएक लेल गप्प करबाक समए निकालू। एतेक मोटका-मोटका किताब अहाँ लिखैत छी, किन्तु माएसँ गप्प करबाक फुर्सत नै अछि। अहाँक किताबक खिस्सा आ कविता सभ दीदी सुनेलक अछि। बहुत मार्मिक लगैत अछि। परन्तु अपन माँक प्रति कोनो जिज्ञासा नै होइत अछि, जे कतए रहैत अछि आ कोना अछि। भाएसँ अहाँ अपने समए-समएपर गप्प करू जे हम कतऽ कतेक दिन रहब। गाममे आब हमरा नै रहल होएत कारण एतए कोनो व्यवस्था नै अछि आ कियो जवान पुरुख-पात नै रहैत छथिन्ह। अहाँ सभ भाए-बहिनमे छोट छी किन्तु घरमे अहींकेँ घरक व्यवस्था आ इन्तजामक भार शुरुहेसँ अछि। किन्तु एम्हर अहाँ ध्यान नै दैत छिऐक। फोनपर अहाँसँ गप्प करबाक बड्ड मोन होइत रहैत अछि। बच्चा सभसँ सेहो गप करबाक मोन होइत रहैत अछि। बच्चा सभकेँ दू-तीन दिनपर बासँ गप करबा लेल कहबै। जमाएकेँ देखैत रहै छियन्हि जे सभ दू-तीन दिनपर अपन माँसँ गप करैत रहैत छथिन्ह, से हमरो सौख लगैत रहैत अछि जे हमर बेटा सभ केहेन अछि जे कहियो माँसँ गप्प करबाक मोन नै होइत छैक। सभ कहैत अछि जे अहाँकेँ कोन चीजक कमी अछि, से हमरो चीजक कमी तँ नै अछि मुदा धिया- पुताक हम प्रेमक भूखल छी।

पुतोहु अहाँकेँ एखन घरक सभटा काज करए पड़ैत होएत। बड़ड मेहनति होइय होएत, मुदा तैयो हमरोपर ध्यान राखब। हम बड़ड घबराएल रहै छी तेँ जे फुराएल से हम चिट्ठीमे लिखा देलहुँ। अहाँ सभक प्रेमक भूखल- अहींक माँ।

२

दोसर चिट्ठी

बेटा,

-महींस दूध दऽ रहल अछि, मुदा टोलबैय्या सभ जड़ि रहल अछि।

बिपिन चिट्ठी पढ़िते रहै छथि आकि कपिलेश्वर राउतक बेटा पालन बीचेमे बाजि उठै छथि- ''अएँ यौ , अहाँक दूध होइये तँ टोलबैय्या सभ किएक जड़त? आ से ओ कोना बुझै छथि से पुछियन्हु''।

मुदा बेटा –बिपिन- केँ देखू ओ आगाँ बजै छथि- ''अएँ यौ, सएह ने हमहूँ पुछै छी। हमरा दूध होइये तँ लोक सभ किए जड़ैए''?

माएपर बेटाकेँ कतेक विश्वास छै?

बिपिन फेर बजै छथि- “से जे ओ सभ मोने-मोने जड़ैए, से हम सभटा बुझै छिऐ”।

चिट्ठीमे आर बहुत रास गप छै।

-हमर नैहराक हालति बड्ड खराप। बड़का भाएक बच्चा सभ तँ तैयो ठीके छै, छोटकेक हालत बड्ड दब। मिदनापुरमे क्रेन चलबै छलै। मोन खराप भेलै तँ छह मास गामेमे रहि गेलै। फेर घुरि कऽ गेलै तँ क्रेनपर हाथ थरथराए लगै। हियाउ नै होइ छै। बच्चा सभ टुग्गर जेकाँ करै छै। जे कोनो जोगार हुअए तँ देखबै। नै भाए लेल नै। ओकर तँ आब बएस भेलै, गामेमे रहथि सएह नीक होएत। ओकर दूमे सँ एक्को टा बेटाक जे जोगार लागि जाइ तँ। बड़का भाउज पहिने माएकेँ देखए नै चाहै आ आब छोटकाक सिरपर लागल छै। साझ-सझियामे चौठारी फसिल दैत रहै से तँ बुझलिऐ मुदा आमक मासमे तँ छोटकोक बच्चा सभ कलम ओगरै छै। मुदा आमो चौठारी दै छै, छोटकी भाउज तामसे सेहो नै लेलकै। हम नै किछु बजलिऐ, हमरा तँ सभ कहिते अछि जे छोटकाक पक्ष लै छिऐ, तँ।

-सभ दिल्लीसँ गाम अबैए तँ अहाँक घरक शानक चर्चा करैए, से नीक तँ लगैए, मुदा डरो लगैए जे नजरि ने लागि जाए।

-आर सभ ठीके अछि।

अहाँक माँ

मुदा मिलू गबैय्या जे कहलक जे कागज सभमे छै जादू से!

……

……

……

……

*(आगाँ....)*

……

……

......

## अन्तिम (पचासम) कल्लोल

पटवा जगदीश माइलक बेटा महेश गामेमे रहै छन्हि। भरि दिन कपड़ा बुनबाक लेल खढ्ढामे पैसैत आ तानी आ भरनी मिला कऽ कपड़ा बूनि पेटलरदीपर लपेटैत जगदीश माइल अपनामे भेर रहै छथि। औँटि कऽ निकालल बाङक बडौरा जगदीश माइलक घरक चारूकात एत्तऽ ओत्तऽ पसरल रहैत अछि। भदैया कोकटीक बूनल वस्त्रक लेल जगदीश माइल नामी छथि। एक बेर भदैया कोकटीक जगदीश माइल द्वारा बूनल वस्त्र कीनू आ भरि जनम पहिरू। जगदीश आ महेश फिटलूम, किसान चरखा आ अमर चरखा सेहो चलबैत छथि। मुदा जगदीशक सूत घुरिआइत नै अछि, एकदम गफ्स। मुदा महेशक सूतक जोड़मे घुरछी खूबे भेटत। अढ़ाइ हाथ चाकर धोती-साड़ी धनिक आ गरीबक हिसाबे छोट-पैघ भेटैत अछि। से पाइबला लेल दसहत्थी धोती मुदा गरिबहा लेल सतहत्थी धोती। तहिना साड़ी सेहो धनिक गरीबक हिसाबे बनबै छथि जगदीश माइल। बहुआसीन लेल बिसहत्थी तँ गरिबनी लेल नओ हत्थी। हँ, मुदा नओहत्थीसँ छोट साड़ी आ सतहत्थीसँ छोट धोती कहियो नै बनेलन्हि जगदीश माइल। मुदा ई खादी-भण्डारबला सभ आब पहिने जेकाँ हृदएसँ सेवा नै कऽ रहल अछि। मारते रास

दलाल सभ राखि लेने अछि आ जगदीश माइलक बेटाकेँ कोनो ठाम नोकरी करबा लेल पोल्हा रहल अछि।

नबी बकस आ ओकर माए। पहिने ईहो सभ धुनियाँ आ जोलहागिरी करै जाइ छल मुदा आब नै। आब नबी बकस राजमिस्त्री बनि गेल अछि। गबैया धरि दुनू गोटा....

मुदा तेँ की, मिलू मेघ मुरलीबला सन के गाओत ? प्रसिद्ध मोहना-चर्मकार टोलक पिपहीबला गबैय्याक बेटा। लोक पिपहीबलाक बदलामे मुरलीबला कहै छै। हाइ रे हइ। बापो एहने गाबै छलै। तोँ कोना बुझलहीं ? बुढ़ा सभ कहै छथिन्ह। हाइ रे हइ।

ई गाम गढ़ नारिकेल, हाइ रे हइ। घर सभ बुझू सुगरक खोभारीये सन। मुदा कोनो खोभारी नै छै जतए कोनो ने कोनो कलामी नै रहैत होथि।

ई मिलू मेघ मुरलीबला।

बड़का चकरका बान्हपर जे माटि पड़ि रहल छलै तँ ठिकेदार सभ मजदूरी न्यून दरसँ कम सरकारी बोनि दऽ रहल छलै। एह, कहलकै जे। दस्खत आ औंठा। घुटराक औंठा रोशनाइमे भिजले रहै छलै। दे औंठा, दे औंठा, धांइ- धांइ घण्टा मे तीन सए मजूरक बोनिपर एक्के औंठाक चेन्हासी।

सरकारी स्कीममे मजदूरीक दरमे अन्तर किए? मिलू मेघ मुरलीबला उठा देलकै तान।

बड़ड देखलिऐ सरकारी इजलास गौरीशंकर थानपर।

मोंछबला सभ ने कनफुसकी करऽ जानै जाइए। ई मिलू मेघ मुरलीबला से ने तान उठेलन्हि जे की कियो बुझबो केलकै फरिछा कऽ।

सभकेँ भेलै जे गबैय्याक तान छिऐ। मुदा ओइ तानमे जे बाबू तागति रहै से परमानन्द पासवान बी.डी.ओ. साहेबकेँ लऽ अनलकै गढ़ नारिकेल।

कागज नै भेटत, आहि रे बा। बी.डी.ओ. साहेब तँ तैय्यारे छथि मुदा एस.डी.ओ. तँ जुलुम केलक।

मोंछबला सभ कोन कोन झण्डा लऽ कऽ आबि गेल, भूख हड़ताल आ धरना। "मजदूर, किसान, गरीब, भूमिहीन आदि-आदि संघर्ष संगठन"- बाबू बड़बरिया रॉयक धरना असफल।

उठलाह मोहन गबैय्या।

दादाके दुअरपर बाजैए बजना

उतारब सजना

हाइ रे हाइ मोहन मेघ वंशीबला।

मैया के आसन डोललै हे

नबी बकसक माए कत्तऽ सँ नै हरलै ने फुरलै, आबि गेलै।

*अम्मा रोबे रोबे ला बहिनियाँ रोबे*

*दुलहिन रोबै*

*हय हाय*

*खटिया के पौवा*

*सैयद जाइ छै आजु दिन लड़ैले हो हाइ हाइ*

*गाछ के रिरितिया रोबै*

*डारीके कोइलिया*

*कुहकै मयुरनी हो हाइ हाइ*

*एकर दिस लड़ै दुनु भैयेँ हो हाय हाय.....*

गामक स्त्रीगण सभ आबि गेली... बिना तारतमक गीत सभ शुरू, फुसियाहींक घोल फचक्का शुरू भेल। मुदा फुसियाहींक कहाँ रहल ओ..

*घर पछुअरबामे बसए मा*

*मलमल सारिया बिसाइ हे*

*सेहो सरिय खरीदऽ गेल बौआ दुल्हा*

*पेहेनिये चललि ससुरारि हे*

*दादा अलारी*

*दादी दुलारु*

*सारी रात हे*

*भरि दिन गमेलियौ दादी*

*रातो चलल ससुरारि हे*

....

*पलंग उछाय हे*

………………………………………………………………

-ओइ दस्तावेजमे किछु जादू छै।

ई की बाजि गेल फेर मिलू गबैय्या। ओइ कागचमे जादू होइ नै होइ, ऐ गपमे बड्ड जादू छै।

बाजि गेल कहाँ, बाजिये रहल अछि।

-हमरा सभकेँ ओ दस्तावेज लेबाक चाही, तखने ठीक मजूरी हमरा सभकेँ भेटत।

कोनो फुसियाहींक जादू-टोनाक गीत फेर शुरू करत ई। काली, बन्दी, गोरैया, बरहम आ बिसहाराक गीत शुरू करत।

बिजुबोन शिकार हे

एक पूत गेल हे भैरव

दुइ कोस गैल

बाबू केकर बिजूबोन शिकार हो

एक कोस गैल भै

दुइ कोस गेलहो बाबू तेसर कोस बिजू बोन शिकार हो

एक बोन झोरलओ हो भैर

तेसर बोन झोरल हो

बाबू तेसर बोन उठल शिकार हो

एक बोन झरलहो हे भैरऽ

दुइ बोन झोरललऽ ह तेसर बोन उठल शिकार हो

कारिया कुकुर हो बिसहर

गेलऽ

बाबू खोरियेलऽ तेसर बोन

एक बोन खोजलहो बिसहर

दुइ बोन खोजलह

तेसर बोन उठल शिकार हो

हरिण हो मरल हो भैरव

तितिरो ने मारलऽ हो

बाबू बिछि बिछि मारलऽ मयूर हो

कहाँ गेल बोन के मयूरनी दाइ

कहर ले सेन्दूर गए

तितिरो ने मारलऽ हो भैर

बिछि बिछि मारलऽ मयूर हो

एकबे उमेले भैर सेनूर जे हरि लेल

बाबू भेल हो

हे, ई गोरिलक गीत गबैत-गबैत मजूरीक गप कखन शुरू कऽ देताह से कहब मोश्किल। आ फेर गप उठबे करत, गप अधिकारक। परमानन्द पासवान बी.डी.ओ. साहैब, हाइ रे हाइ।

*बभनीकेँ पुत्र तोहें बाल गोरैय्या,*

*पोथी नेने पढ़न जाइ हे*

*पोथिया नेरौलनि गोरिल जार बिरिछ तर*

*हलुआइ घर पैसल धपाइ हे*

*किछु मधुर खेलनि गोरिल किछो छिरियौला*

*किछु देल लंका पठाइ हे*

बभनीक पुत्र तोहेँ बाल गोरैय्या

ग्वालिन घर पैसल धपाइ हे

किछु दूध पीलनि गोरिल किछु ढ़रकओला

किछु देल लंका पठाइ हे

बभनीक पुत्र तोहेँ बाल गोरैय्या

बड़इ घर पैसल धपाइ हे

किछु पान खेलनि गोरिल किछु छिड़िऔला

किछु देल लंका पठाइ हे

बभनीक पुत्र तोहेँ बाल गोरैय्या

डोमिन घर पैसल धपाइ हे

नीक नीक पाहुर गोरिल अपने चढ़ाओलऽ

काना पातर देल हड़काइ हे

बभनीक पुत्र तोहेँ बाल गोरैय्या

*ब्राह्मण घर पैसल धपाइ हे*

*नीक-नीक जनौ गोरिल अपने पहिरलनि*

*औरो देलनि ओझराइ हे*

*हकन कनै छै गोरिल ब्राह्मणीक बेटिया*

*ब्राह्मण बाबू बड़ दुख देल हे*

*भनहि विद्यापति सुनू बाबू गोरिल*

*गहवर पैसिये जस लेल हे*

-हमर अधिकार। हमरा की भेट रहल अछि वा भेटबाक चाही, की हक अछि।

परमानन्द बाबू गपकेँ बुझलन्हि। औ बाबू- “ई अरदराक मेघ नै मानत रहत बरसि कऽ” आरसी प्रसाद सिंह आ मिलू मेघ मुरलीबला। ई किछु खेला हेबे करत।

ओम्हर मुसहर टोलीसँ दीना भदरी बाबा आ सलहेस महराज पूजब शुरू भेल। फेर परमवीर, काली, भगवती, कमला, गांगोक गीत शुरू भऽ गेल। हे परमवीर, काली, भगवती, कमला, गांगोकेँ घरमे पूजल जाइ छै, एतऽ कतौ ई गाओल जाइ। दीना भदरी बाबा आ सलहेस महराजक गीत गाबऽ ने जे बाहरमे गाओल जाइ छै।

गांगो गहिल आ जन सुनबाही आ मजूरी!

गांगोदेवी के अंगनामे अरहुल के गछिया

फर-फूल लोधल ठाढ़ि यै

..राजा

सुगा एक आएल बैसल सूगा यै अरहुल फूल गाछ हे

बैठल सूगा अरहुल फूल गाछ हे

डाढ़िपात केलक क-कचून हे

नीक नीक फूलबर सुगबा

चुनि चुनि खाय डाढ़ि पात देलक कचून हे

कहाँ गेल कियर भेल

गाम के बहेलिया

मारू सूगा के धनुष चलाइ हे

घर से एकसर मरल बहेलिया

दोसर मारल

तेसर शर सूगा उड़ि जाइ हे

घर से बहार भेलि गोसाउन

नै मारिय सुगबा के

रहत एना सुगबा

छोट भाइ हे

जौँआ आम दियौ बहेलिया

सूगा के केर कान सुगबा सुगा छिऐ छोट भाइ हे

जीबाक साधन आ ओकर सुरक्षा लेल जन सुनबाहीक एस.डी.ओ. शुरू केलन्हि, मोने-मोन तमसाइत। एस.डी.ओ. कहाँदन आइ.ए.एस. छथि, मुदा परमानन्द पासवान, हाइ रे हइ। एस.डी.ओ. हुनका कहबो केलखिन्ह जे अहाँ स्थानीय छी तेँ जखन जे होइए कऽ दै छी, जखन जकरा होइए भड़का दै छी।

जन सुनबाहीक प्रारम्भ भेल।

मजूरी सभकेँ नीक-नहाँति भेटऽ लगलै। आ ई तखन भेलै जखन सूचनाक अधिकार एतुक्का लोककेँ नै भेटल रहै। २००५ ई. मे सूचनाक अधिकार भेटलै मुदा मिलू गबैय्या जे जन सुनबाही शुरू करबेने रहथि, ओहो तेँ सरकारी हाकिमे सभ द्वारा शुरू करबेने रहथि। ई जे सभ ठामक हाकिममे भाव रहितै तेँ की दिक्कत रहै। कतेक ठाम कतेक मिलू गबैय्या भेल हेतै आ परमानन्द पासवान सेहो, हाइ रे हइ। आ तखन ई २००५ ई. मे सूचनाक अधिकारमे बदलल अछि।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य** ggajendra@videha.com **पर पठाउ।**

**३. पद्य**

3.1.  सत्येन्द्र कुमार झा- पाँच गोट लघु कविता

3.2.  रामदेव प्रसाद मण्डल 'झारूदार'- चारि गोट गीत

3.3.  **किशन कारीगर- सेहन्ता**

***३.४.***  ***रामविलास साहु- पाँचटा टनका***

***३.५.***  नवीन कुमार आशा

३.६.मनोज कुमार झा-**शासक लोकनिसँ (बाढ़िक सन्दर्भमे)**



सत्येन्द्र कुमार झा

पाँच गोट लघु कविता

1

पानिक खर्च तँ छैहे लोककेँ

बिनु पानि बहुतो काज नै छै संभव,

मुदा तैयो किछु पानि राखि लिअ बचा कऽ





अपनाकेँ बेपानि होएबासँ बचेबाक लेल।

2

अकासमे मेघ/ कारी-कारी मेघ

झहरतै मोती सन बुन्न कखनो अवश्ये

पृथ्वीक धधकैत करेज

भऽ जेतै शीतल

मुदा भूखल आगि कोना हेतै ठंढ़?

सोचि रहल छै, रमुआ रिक्शाबला

बरखामे कोना भेटतै सवारी।

3

एकटा स्थायी सरकारक कामना

ओ भिखमंगा सेहो करै छै

चुनावक दिन जेकरा जीबए पड़ै छै

मात्र पान्कि संग।

4

क सँ कबुतर

देखने छिही? नै

ख सँ खरगोश

देखने छिही? नै

प सँ पेस्तौल

देखने छिही? हँ....

काल्हिये देखिऐ-

गामक्काक उपर तानि देने छलै गामभैया पेस्तौल

जमीनक कोनो टुकड़ीक लेल।

सुतैत काल माए खिस्सा कहने छल

जे ओइ पेस्तौलसँ मारि देने छलै

गाम भैया सभटा खरगोश

आ तहिये उड़ि गेल छलै

गामसँ सभटा कबूतर।

5

अहाँ नै पढ़बै

तैयो लिखले जेतै कविता

अहाँ नै सुनबै

तैयो पढ़ले जेतै कविता

अहाँ नै रूकबै

तैयो चलिते रहतै कविता

एखन धरि अहींक लेल

लिखल, पढ़ल आ चलल जा रहल अछि कविता

भविष्यक कविता लेल

जुनि बनाउ स्वयंकेँ

अप्रासंगिक।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

रामदेव प्रसाद मण्डल 'झारूदार'

चारि गोट गीत

1

परबस जिबै छै अखनो,

मिथिला देशक नारी यौ

तँए फाटल छै साड़ी यौ ना।

नारी कोना कऽ हेतै सखत,

कोइ नै दै छै कनियो वक्त।

दुर हेतै कोना कऽ

अबला के लाचारी यौ। तँए......।

गाम छै अखनो पुरूष प्रधान,

नारी बनल छै चुसक आम।

चुप रहि कऽ सहै छै,

पुरूषक अत्याचारी यौ। तँए.....।

नारी नेतो जौं बनै छै,

कुर्सी पुरूष ओकर धुनै छै।

कानुन कसै नै छै राजा,

राजक छी बेमारी यौ। तँए.....।

नारी सीता राधा अंश,

पुरूष बनल छै रावण कंश।

फेर कोना कऽ चलतै,

ई घर दुनियाँदारी यौ। तँए......।

2

देखियौ यौ सभ बाबू भैया,

ई सभ की देखाइ छै।

ज्ञान बिना ई अल्हर मानव,

सुखलेमे नहाइ छै।

दल बनेलकै सभ ठकपंथी,

एकटाकेँ देने छै महन्थी।

अन्न पानि की खेतै बाबा,

दहिएमे नहाइ छै। ज्ञान....।

मंदिरमे खुब चढ़बु चढ़ाबा,

धन पुतकेँ खुब हेतै बढ़ाबा।

ठकपंथीकेँ फेरमे मानव,

पढ़ने ई पढ़ाइ छै। ज्ञान.....।

मॉगनेसँ जब देवता दैइतै,

निर्धन निपुत कोइ किए रहितै।

अंधविश्वासकमे अखनो मानव,

जंगलमे बौआइ छै। ज्ञान....।

3

मेल एकता बड़ड सुख दै छै,

गाबै वेद-पुराण यौ।

सभ भाँइमे जौं एकता रहितै,

बम-बम रहितै मकान यौ।।

छोड़ि दियौ जाति पातिक झगड़ा,

तियागि दियौ सम्प्रदाइक रगड़ा।

कंधासँ कंधाकँ जोड़ि कऽ,

रोपु विकाशी धान यौ। सभ....।

कुवुद्धिमे जौं ओझरेबै, कोना दु:खक गुत्थी सोझरेबै।

भुख-गरिबी रोग अशिक्षा,

कोना कऽ हेतै निदान यौ। सभ....।

राष्ट्रहित लऽ सबकियो सोचु,

एकता जलसँ एकरा सिंचु

देश जौं संकटमे फसेबै,

बचतै नै ककरो शान यौ। सभ....।

4

हम मिथलानी मिथिला के नारी,

रहबै नै कमजोड़ यौ।

नव डगर अपनेसँ गढ़बै,

धरबै शिक्षा के डोर यौ।

हक हमर जे आब कियो छिन्तै,

अपना लऽ दु:ख अपने किनतै।

आब नै नारी रहब अनारी,

बनबै सख्त कठोर यौ। ना....।

आब नै सहबै हम दुर्दशा,

करबै नै आब ककरो आशा

तोरि फेकबै जंजिर गुलामी,

चाहे लगतै जे जोड़ यौ। ना....।

सभ नारीमे एकता बनेबै,

नारी ससख्ती सभकेँ जनेबै

जे कियो आब हमरा सतेतै,

झुटका दऽ मलबै ठोर यौ। ना....।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**



**किशन कारीगर**

**सेहन्ता**

हमरो छल एकटा सेहन्ता औ बाबू

कहियो त उठी कहब अहाँ

आब उठू यौ बौआ भेलैए भोर

अहाँक दोस महीम कए रहल छथि सोड़।।

हिचुकै हिंचुकै एसगर हम कनैत छलहु

देखितहुँ अहाँ से छुटि नहि भेल

हालो चाल त पुछितहुँ हमर

मुदा कहियो अहाँ के सेहन्तो नहि भेल।।

हमर सेहन्ता एकटा सपने रहि गेल

कहियो अहाँक हृदय मे हमर स्नेह नहि भेल

कहियो ने दुलार कए उठेलहु हमरा औ बाबू

विधतो केलैन किस्मतक केहेन खेल।।

सोझहे पाईए टा दए देला सँ

बापक फर्ज़ नहि पूरा भए जायत छैक

हमरो बाप केखनो दुलार करितैथ हमरा

अहिं कहू केकरा ने सेहन्ता होइत छैक।।

एहेन विरान जिनगी सँ नीक

हमरा जनमैते किएक नहि मारि देलहु

अपने मगन मे रहलहुँ सब दिन

कुहसैत एसगर हमरा किएक छोड़ि देलहुँ।।

माएक आँचर बापक साया दूनू गोटे

कोनो छोट नेनाक होइत अछि छाया

मुदा केहेन निष्ठुर भेलहु अहाँ

आई धधकि रहल अछि हमर काया।।

हमर किलकारीक गूँज सुनि

कहियो दौगल अबितहुँ अहाँ

कोरा मे लए हमरा दुलार करितहुँ

मुदा कहियो ऐहेन सेहन्ता भेल कहाँ।।

नेनापन के हमर सबटा सेहन्ता

एकटा सपने रहि गेल

मुदा आबो बिचार कए देखू

कहियो अहाँक मुहो मलीन नहि भेल।।

किएक से अहि कहू

हम कोन अपराध केने रही

हमर सबटा सख मनोरथ के बिसैर

अहाँ अपने मगन मे रही।।

हमरा सँ नीक कोनो अनाथ सँ पूछु

केहेन बेबस होइत छैक ओकर जिनगी

अहाँक जिबैतो हम छी अनथ

एहने बेबस भए गेल हमर जिनगी।।

केहेन वीरान जिनगी भए गेल

आब नहि अछि कोनो सेहन्ता

सबहक बाप सभ कँ दुलार पुचकार करैथ

आब एतबाक अछि कारीगर के सेहन्ता।।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

राम विलास साहु

पाँच गोट टनका

1

भरल नदी

नाह खेबै खेबैया

पानि बहैत

बाढ़ि पानि भरल

कोना प्राण बचत।

2

मोर नाचैत

मोरनी संग-संग

बादल बून्न

प्रेमक दृश्य दैत

मन हर्षित करै।

3

कारी बादल

बरखा बरसैत

बून्न गिरैत

बिजली चमकैत

राति-दिन झरैत।





4

आम रंगीला

स्वाद छै अलवेला

पीला रसीला

लालौन सिनुरिया

सभकेँ ललचाबै।

5

लाल गुलाब

संगे काँट लागल

रूप गंधसँ

सभक दिल बसै

भौंराकेँ ललचाबै।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

नवीन कुमार आशा

एक दिन बाबु कहला हमरा
……………………………………
एक दिन बाबु कहला हमरा
नुनु आवे तोहर  कथा

की आखिर छो तोहर विचार
आब हमहू भेलो लाचार
जल्दी कह तू अपन विचार
एक ……………………………
नुनु हम छालो लाचार
आरिज़ भे कलो एकटा विचार
आ कलो तोहर विवाह स्थिर
पहिने पूरा गप सुनिहे
तखन दियहे कोनो जवाब
गप के आब आगू करी
एक………………………
नुनु की कहू आगुक हाल
जिनाये भे गेल छल बेहाल
भोरे भोरे जखन जागी
पहुच जै छलाह घटक
घटक कहति हमरा से
कि करथि अपनेक बालक
कि अपनेक बालक छति तैयार
कि छन्हि दहेज़ क विचार ?
जे अपनेक अछी कोनो मांग
ते देल जै ओकर ज्ञान
एक ……………………………

जखन सुनल हुनक विचार
तखन देल हुनका ज्ञान
कहल हुनका से हम
ने सोचल जै अहेन कुटुम्बा
अहेन ने अछी हमर विचार
अपने स विनती छे कुटुम्बा
ने हुएयों अपने तंग
अपने आब दिन तकबियो
हमरा किछु ने चाही
बस एकटा कपरा मे करबे विदा
ने करबे कोनो चिंता
बाबु के गप सुनी
भरी आयल आखी मे नोर
जे अगर हो अहेने सबहक विचार
ते कि होएए विवाह बाद अत्याचार
एक…………………………………………
बाबु के देल हम वचन
आहाक माथ शदा राखब उपर
करब सबहक सम्मान
ने छोरब ओकर ध्यान
एक………………………………

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**


*मनोज कुमार झा*

**जन्म**- 07 सितम्बर 1976 ई0। बिहारक दरभंगा जिलाक शंकरपुर-माँऊबेहट गाममे।
**शिक्षा** - विज्ञानमे स्नातकोत्तर।

**लेखन**: विभिन्न प्रतिष्ठित पत्र-पत्रिकामे कविता-आलेख प्रकाशित। चॉम्सकी, जेमसन, ईगलटन, फूको, जिजेक इत्यादि बौद्धिकक लेखक अनुवाद प्रकाशित। एजाज अहमदक किताब 'रिफ्लेक्शन ऑन ऑवर टाइम्स' क हिन्दी अनुवाद प्रकाशित।
सराय/ सी. एस. डी. एस. लेल 'विक्षिप्तों की दिखन' पर शोध।





## शासक लोकनिसँ (बाढ़िक सन्दर्भमे)

फूसि कहैछी -
बाढ़ि प्राकृतिक कोप थिक ।
वस्तुतः ई;
हमरासभक सीना पर दागबा लेल
तोड़बा लेल हमर सबहक आत्मबल कें
लूटबा लेल हमर श्रमसिंचित संसाधन
अहाँ सभक शस्त्रागारक बेस जोरगर तोप छी ।
किन्तु जानू ,
भूख लगला पर मनुख टूटबे टा नहि करे छै,
लड़बौ करै छै,
कते एफ. सी. आई, कते बाजार समितिक
दुर्गद्वार तोड़बो करै छै ।
रक्त केर जे विन्दु गिड़ै छै एहि धरापर
ओ कतेको स्वप्नदर्शी रक्तबीज रचबो करै छै,

कोनो राजा, कोनो रानी
कोनो जैक वा को कोनो जोकर
डरा के वा हँसा कें

कतेक दिन धरि
लाखो करोड़ो पृथ्वी संतति कें कत्त्रव्यपथ सँ विमुख राखत।

चूड़ा दही बैसी खेला सँ
शोणित ठंढ़ा कतौ भेलैये !
मानि ली, ई बात सत्यो
सत्य त इहो छै विज्ञानसम्मत
वस्तु जे जतेक ठंडा
वातावरणकेर ताप के असरि ओकरा पर
ओतबिये ज्यादा पड़ै छै ।

तैं कहे छी कान दी
गंगा, कोसी, कमला केर संतति सभक हुंकार दिस
तात्कालिक लाभ-हानिक छोड़ि चिन्ता
आक्रोश-प्लावित भेला सँ पूर्वेहिं
शासक लोकनि बाढ़िक निदानक करथु चिन्ता
लोक सभ चहुँ दिस कहै छै ।
फुसि कहैछी
बाढ़ि प्राकृतिक कोप थिक।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

**विदेह नूतन अंक मिथिला कला संगीत**

**१.**ज्योति सुनीत चौधरी २.श्वेता झा (सिंगापुर) ३.गुंजन कर्ण ४. प्रवीण कुमार ठाकुर

ज्योति सुनीत चौधरी

जन्म तिथि -३० दिसम्बर १९७८; जन्म स्थान -बेल्हवार, मधुबनी ; शिक्षा- स्वामी विवेकानन्द मिडिल स्कूल टिस्को साकची गर्ल्स हाई स्कूल, मिसेज के एम पी एम इन्टर कालेज़, इन्दिरा गान्धी ओपन यूनिवर्सिटी, आइ सी डबल्यू ए आइ (कॉस्ट एकाउण्टेन्सी); निवास स्थान- लन्दन, यू.के.; पिता- श्री शुभंकर झा, ज़मशेदपुर; माता- श्रीमती सुधा झा, शिवीपट्टी। ज्योतिकेँwww.poetry.comसँ संपादकक चॉयस अवार्ड (अंग्रेजी पद्यक हेतु) भेटल छन्हि। हुनकर अंग्रेजी पद्य किछु दिन धरि www.poetrysoup.com केर मुख्य पृष्ठ पर सेहो रहल अछि। ज्योति मिथिला चित्रकलामे सेहो पारंगत छथि आ हिनकर मिथिला चित्रकलाक प्रदर्शनी ईलिंग आर्ट ग्रुप केर अंतर्गत ईलिंग ब्रॊडवे, लंडनमे प्रदर्शित कएल गेल अछि। कविता संग्रह 'अर्चिस्' प्रकाशित।

४.गुंजन कर्ण राँटी मधुबनी, सम्प्रति यू.के.मे रहै छथि। www.madhubaniarts.co.uk पर हुनकर कलाकृति देखि सकै छी।



५.

 प्रवीण कुमार ठाकुर

जन्म तिथि -31 दिसम्बर 1977; जन्म स्थान -कन्हौली , सकरी , मधुबनी ; शिक्षा- सूर्य नारायण हाई स्कूल - नरपतिनगर , बी . एस . सी - मेमोरिअल कॉलेज - दरभंगा , डिप्लोमा इन फैशन डिजाईन (नेशनल इंस्टिट्यूट ऑफ़ फैशन डिजाईन - नयी दिल्ली ) , चित्रकला आओर फैशन पूर्वानुमानमे विशेष योग्यता, निवास स्थान- दिल्ली , इंडिया; पिता- श्री सत्य नारायण ठाकुर , सकरी - कन्हौली ; माता- श्रीमती मालती ठाकुर , सकरी - कन्हौली । वर्तमानमे अपन एक्सपोर्ट बिज़नस एस्थेट ( Aesthete By Pravin - aesthetepravin@gmail.com ) क नामसँ शुरुआत , पूर्वमे प्रोडक्ट डेवेलोप्मेंट आओर मर्चेंटक रूपमे कार्यरत।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

विदेह नूतन अंक गद्य-पद्य भारती

१. **मोहनदास (दीर्घकथा):लेखक: उदय प्रकाश** (मूल हिन्दीसँ मैथिलीमे अनुवाद विनीत उत्पल)

मोहनदास (मैथिली-देवनागरी)

मोहनदास (मैथिली-मिथिलाक्षर)

मोहनदास (मैथिली-ब्रेल)

**२.छिन्नमस्ता- प्रभा खेतानक हिन्दी उपन्यासक सुशीला झा द्वारा मैथिली अनुवाद**

छिन्नमस्ता

बालानां कृते

## बच्चा लोकनि द्वारा स्मरणीय श्लोक

१.प्रातः काल ब्रह्ममुहूर्त्त (सूर्योदयक एक घंटा पहिने) सर्वप्रथम अपन दुनू हाथ देखबाक चाही, आ' ई श्लोक बजबाक चाही।

कराग्रे वसते लक्ष्मीः करमध्ये सरस्वती।

करमूले स्थितो ब्रह्मा प्रभाते करदर्शनम्॥

करक आगाँ लक्ष्मी बसैत छथि, करक मध्यमे सरस्वती, करक मूलमे ब्रह्मा स्थित छथि। भोरमे ताहि द्वारे करक दर्शन करबाक थीक।

२.संध्या काल दीप लेसबाक काल-

दीपमूले स्थितो ब्रह्मा दीपमध्ये जनार्दनः।

दीपाग्रे शङ्करः प्रोक्तः सन्ध्याज्योतिर्नमोऽस्तुते॥

दीपक मूल भागमे ब्रह्मा, दीपक मध्यभागमे जनार्दन (विष्णु) आऽ दीपक अग्र भागमे शङ्कर स्थित छथि। हे संध्याज्योति! अहाँकेँ नमस्कार।

३.सुतबाक काल-

रामं स्कन्दं हनूमन्तं वैनतेयं वृकोदरम्।

शयने यः स्मरेन्नित्यं दुःस्वप्नस्तस्य नश्यति॥

जे सभ दिन सुतबासँ पहिने राम, कुमारस्वामी, हनूमान्, गरुड़ आऽ भीमक स्मरण करैत छथि, हुनकर दुःस्वप्न नष्ट भऽ जाइत छन्हि।

४. नहेबाक समय-

गङ्गे च यमुने चैव गोदावरि सरस्वति।

नर्मदे सिन्धु कावेरि जलेऽस्मिन् सन्निधिं कुरू॥

हे गंगा, यमुना, गोदावरी, सरस्वती, नर्मदा, सिन्धु आऽ कावेरी धार। एहि जलमे अपन सान्निध्य दिअ।

५.उत्तरं यत्समुद्रस्य हिमाद्रेश्चैव दक्षिणम्।

वर्षं तत् भारतं नाम भारती यत्र सन्ततिः॥

समुद्रक उत्तरमे आऽ हिमालयक दक्षिणमे भारत अछि आऽ ओतुका सन्तति भारती कहबैत छथि।

६.अहल्या द्रौपदी सीता तारा मण्डोदरी तथा।

पञ्चकं ना स्मरेन्नित्यं महापातकनाशकम्॥

जे सभ दिन अहल्या, द्रौपदी, सीता, तारा आऽ मण्दोदरी, एहि पाँच साध्वी-स्त्रीक स्मरण करैत छथि, हुनकर सभ पाप नष्ट भऽ जाइत छन्हि।

७.अश्वत्थामा बलिर्व्यासो हनूमांश्च विभीषणः।

कृपः परशुरामश्च सप्तैते चिरञ्जीविनः॥

अश्वत्थामा, बलि, व्यास, हनूमान्, विभीषण, कृपाचार्य आऽ परशुराम- ई सात टा चिरञ्जीवी कहबैत छथि।

८.साते भवतु सुप्रीता देवी शिखर वासिनी

उग्रेन तपसा लब्धो यया पशुपतिः पतिः।

सिद्धिः साध्ये सतामस्तु प्रसादान्तस्य धूर्जटेः

जाह्नवीफेनलेखेव यन्यूधि शशिनः कला॥

९. बालोऽहं जगदानन्द न मे बाला सरस्वती।

अपूर्णे पंचमे वर्षे वर्णयामि जगत्त्रयम् ॥

*१०. दूर्वाक्षत मंत्र*(शुक्ल यजुर्वेद अध्याय २२, मंत्र २२)

आ ब्रह्मन्नित्यस्य प्रजापतिर्ऋषिः। लिंभोक्ता देवताः। स्वराडुत्कृतिश्छन्दः। षड्जः स्वरः॥

आ ब्रह्मन् ब्राह्मणो ब्रह्मवर्चसी जायतामा राष्ट्रे राजन्यः शुरेऽइषव्योऽतिव्याधी महारथो जायतां दोग्ध्रीं धेनुर्वोढानड्वानाशुः सप्तिः पुरन्धिर्योवा जिष्णू रथेष्ठाः सभेयो युवास्य यजमानस्य वीरो जायतां निकामे-निकामे नः पर्जन्यों वर्षतु फलवत्यो नऽओषधयः पच्यन्तां योगेक्षमो नः कल्पताम्॥२२॥

मन्त्रार्थाः सिद्धयः सन्तु पूर्णाः सन्तु मनोरथाः। शत्रूणां बुद्धिनाशोऽस्तु मित्राणामुदयस्तव।

ॐ दीर्घायुर्भव। ॐ सौभाग्यवती भव।

हे भगवान्। अपन देशमे सुयोग्य आ' सर्वज्ञ विद्यार्थी उत्पन्न होथि, आ' शुत्रुकेँ नाश कएनिहार सैनिक उत्पन्न होथि। अपन देशक गाय खूब दूध दय बाली, बरद भार वहन करएमे सक्षम होथि आ' घोड़ा त्वरित रूपेँ दौगय बला होए। स्त्रीगण नगरक नेतृत्व करबामे सक्षम होथि आ' युवक सभामे ओजपूर्ण भाषण देबयबला आ' नेतृत्व देबामे

सक्षम होथि। अपन देशमे जखन आवश्यक होय वर्षा होए आ' औषधिक-बूटी सर्वदा परिपक्व होइत रहए। एवं क्रमे सभ तरहेँ हमरा सभक कल्याण होए। शत्रुक बुद्धिक नाश होए आ' मित्रक उदय होए॥

मनुष्यकें कोन वस्तुक इच्छा करबाक चाही तकर वर्णन एहि मंत्रमे कएल गेल अछि।

एहिमे वाचकलुप्तोपमालङ्कार अछि।

अन्वय-

ब्रह्मंन् - विद्या आदि गुणसँ परिपूर्ण ब्रह्म

राष्ट्रे - देशमे

ब्रंह्मवर्चसी-ब्रह्म विद्याक तेजसँ युक्त

आ जांयतां- उत्पन्न होए

रांजन्यः-राजा

शुरैंऽ बिना डर बला

इषव्यो- बाण चलेबामे निपुण

ऽतिव्याधी-शत्रुकेँ तारण दय बला

म्हारथो-पैघ रथ बला वीर

दोग्ध्रीं-कामना(दूध पूर्ण करए बाली)

धेनुर्वोढानड्वानाशुः धेनु-गौ वा वाणी वोंढानड्वा- पैघ बरद नाशुः-आशुः-त्वरित

सप्तिः-घोड़ा

पुरन्धिर्योवा- पुरन्धि- व्यवहारकेँ धारण करए बाली योवा-स्त्री

जिष्णू-शत्रुकेँ जीतए बला

रथेष्ठाः-रथ पर स्थिर

सभेयो-उत्तम सभामे

युवास्य-युवा जेहन

यजमानस्य-राजाक राज्यमे

वीरो-शत्रुकेँ पराजित करएबला

निकामे-निकामे-निश्चययुक्त कार्यमे

नः-हमर सभक

पर्जन्यों-मेघ

वर्षतु-वर्षा होए

फलवत्यो-उत्तम फल बला

ओषधयः-औषधिः

पच्यन्तां- पाकए

योगेक्षमो-अलभ्य लभ्य करेबाक हेतु कएल गेल योगक रक्षा

नः-हमरा सभक हेतु

कल्पताम्-समर्थ होए

ग्रिफिथक अनुवाद- हे ब्रह्मण, हमर राज्यमे ब्राह्मण नीक धार्मिक विद्या बला, राजन्य-वीर,तीरंदाज, दूध दए बाली गाय, दौगय बला जन्तु, उद्यमी नारी होथि। पार्जन्य आवश्यकता पड़ला पर वर्षा देथि, फल देय बला गाछ पाकए, हम सभ संपत्ति अर्जित/संरक्षित करी।

**8.**VIDEHA FOR NON RESIDENTS

## 8.1 to 8.3 MAITHILI LITERATURE IN ENGLISH

Input: (कोष्ठकमे देवनागरी, मिथिलाक्षर किंवा फोनेटिक-रोमनमे टाइप करू। Input in Devanagari, Mithilakshara or Phonetic-Roman.) Output: (परिणाम देवनागरी, मिथिलाक्षर आ फोनेटिक-रोमन/ रोमनमे। Result in Devanagari, Mithilakshara and Phonetic-Roman/ Roman.)

English to Maithili

Maithili to English

इंग्लिश-मैथिली-कोष / मैथिली-इंग्लिश-कोष प्रोजेक्टकेँ आगू बढ़ाऊ, अपन सुझाव आ योगदान ई-मेल द्वारा ggajendra@videha.com पर पठाऊ।

विदेहक मैथिली-अंग्रेजी आ अंग्रेजी मैथिली कोष (इंटरनेटपर पहिल बेर सर्च-डिक्शनरी) एम.एस. एस.क्यू.एल. सर्वर आधारित -Based on ms-sql server Maithili-English and English-Maithili Dictionary.

**१.भारत आ नेपालक मैथिली भाषा-वैज्ञानिक लोकनि द्वारा बनाओल मानक शैली आ २.मैथिलीमे भाषा सम्पादन पाठ्यक्रम**

## १.नेपाल आ भारतक मैथिली भाषा-वैज्ञानिक लोकनि द्वारा बनाओल मानक शैली

### *१.१. **नेपालक मैथिली भाषा वैज्ञानिक** लोकनि द्वारा बनाओल मानक उच्चारण आ लेखन शैली*

(भाषाशास्त्री डा. रामावतार यादवक धारणाकेँ पूर्ण रूपसँ सङ्ग लऽ निर्धारित)

**मैथिलीमे उच्चारण तथा लेखन**

१.*पञ्चमाक्षर आ अनुस्वार*: पञ्चमाक्षरान्तर्गत ङ, ञ, ण, न एवं म अबैत अछि। संस्कृत भाषाक अनुसार शब्दक अन्तमे जाहि वर्गक अक्षर रहैत अछि ओही वर्गक पञ्चमाक्षर अबैत अछि। जेना-
अङ्क (क वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ङ् आएल अछि।)
पञ्च (च वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ञ् आएल अछि।)
खण्ड (ट वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ण् आएल अछि।)
सन्धि (त वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे न् आएल अछि।)
खम्भ (प वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे म् आएल अछि।)
उपर्युक्त बात मैथिलीमे कम देखल जाइत अछि। पञ्चमाक्षरक बदलामे अधिकांश जगहपर अनुस्वारक प्रयोग देखल जाइछ। जेना- अंक, पंच, खंड, संधि, खंभ आदि। व्याकरणविद पण्डित गोविन्द झाक कहब छनि जे कवर्ग, चवर्ग आ टवर्गसँ पूर्व अनुस्वार लिखल

जाए तथा तवर्ग आ पवर्गसँ पूर्व पञ्चमाक्षरे लिखल जाए। जेना- अंक, चंचल, अंडा, अन्त तथा कम्पन। मुदा हिन्दीक निकट रहल आधुनिक लेखक एहि बातकेँ नहि मानैत छथि। ओ लोकनि अन्त आ कम्पनक जगहपर सेहो अंत आ कंपन लिखैत देखल जाइत छथि।

नवीन पद्धति किछु सुविधाजनक अवश्य छैक। किएक तँ एहिमे समय आ स्थानक बचत होइत छैक। मुदा कतोक बेर हस्तलेखन वा मुद्रणमे अनुस्वारक छोट सन बिन्दु स्पष्ट नहि भेलासँ अर्थक अनर्थ होइत सेहो देखल जाइत अछि। अनुस्वारक प्रयोगमे उच्चारण-दोषक सम्भावना सेहो ततबए देखल जाइत अछि। एतदर्थ कसँ लऽ कऽ पवर्ग धरि पञ्चमाक्षरेक प्रयोग करब उचित अछि। यसँ लऽ कऽ ज्ञ धरिक अक्षरक सङ्ग अनुस्वारक प्रयोग करबामे कतहु कोनो विवाद नहि देखल जाइछ।

२.*ढ आ ढ़* : ढ़क उच्चारण “र् ह”जकाँ होइत अछि। अतः जतऽ “र् ह”क उच्चारण हो ओतऽ मात्र ढ़ लिखल जाए। आन ठाम खाली ढ लिखल जएबाक चाही। जेना-

ढ = ढाकी, ढेकी, ढीठ, ढेउआ, ढङ्ग, ढेरी, ढाकनि, ढाठ आदि।

ढ़ = पढ़ाइ, बढ़ब, गढ़ब, मढ़ब, बुढ़बा, साँढ़, गाढ़, रीढ़, चाँढ़, सीढ़ी, पीढ़ी आदि।

उपर्युक्त शब्द सभकेँ देखलासँ ई स्पष्ट होइत अछि जे साधारणतया शब्दक शुरूमे ढ आ मध्य तथा अन्तमे ढ़ अबैत अछि। इएह नियम ड आ ड़क सन्दर्भ सेहो लागू होइत अछि।

३.*व आ ब* : मैथिलीमे ‘‘व’’क उच्चारण ब कएल जाइत अछि, मुदा ओकरा ब रूपमे नहि लिखल जएबाक चाही। जेना- उच्चारण : बैद्यनाथ, बिद्या, नब, देबता, बिष्णु, बंश, बन्दना आदि। एहि सभक स्थानपर क्रमशः वैद्यनाथ, विद्या, नव, देवता, विष्णु, वंश, वन्दना लिखबाक चाही। सामान्यतया व उच्चारणक लेल ओ प्रयोग कएल जाइत अछि। जेना- ओकील, ओजह आदि।

४.*य आ ज* : कतहु-कतहु ‘‘य’’क उच्चारण ‘‘ज’’जकाँ करैत देखल जाइत अछि, मुदा ओकरा ज नहि लिखबाक चाही। उच्चारणमे यज्ञ, जदि, जमुना, जुग, जाबत, जोगी, जदु, जम आदि कहल जाएबला शब्द सभकेँ क्रमशः यज्ञ, यदि, यमुना, युग, यावत, योगी, यदु, यम लिखबाक चाही।

५.*ए आ य* : मैथिलीक वर्तनीमे ए आ य दुनू लिखल जाइत अछि।
प्राचीन वर्तनी- कएल, जाए, होएत, माए, भाए, गाए आदि।
नवीन वर्तनी- कयल, जाय, होयत, माय, भाय, गाय आदि।
सामान्यतया शब्दक शुरूमे ए मात्र अबैत अछि। जेना एहि, एना, एकर, एहन आदि। एहि शब्द सभक स्थानपर यहि, यना, यकर, यहन आदिक प्रयोग नहि करबाक चाही। यद्यपि मैथिलीभाषी थारू

सहित किछु जातिमे शब्दक आरम्भोमे ‘‘ए’’कें य कहि उच्चारण कएल जाइत अछि।
ए आ ‘‘य’’क प्रयोगक सन्दर्भमे प्राचीने पद्धतिक अनुसरण करब उपयुक्त मानि एहि पुस्तकमे ओकरे प्रयोग कएल गेल अछि। किएक तँ दुनूक लेखनमे कोनो सहजता आ दुरूहताक बात नहि अछि। आ मैथिलीक सर्वसाधारणक उच्चारण-शैली यक अपेक्षा एसँ बेसी निकट छैक। खास कऽ कएल, हएब आदि कतिपय शब्दकेँ कैल, हैब आदि रूपमे कतहु-कतहु लिखल जाएब सेहो ‘‘ए’’क प्रयोगकेँ बेसी समीचीन प्रमाणित करैत अछि।

६.*हि, हु तथा एकार, ओकार* : मैथिलीक प्राचीन लेखन-परम्परामे कोनो बातपर बल दैत काल शब्दक पाछाँ हि, हु लगाओल जाइत छैक। जेना- हुनकहि, अपनहु, ओकरहु, तत्कालहि, चोट्टहि, आन्हु आदि। मुदा आधुनिक लेखनमे हिक स्थानपर एकार एवं हुक स्थानपर ओकारक प्रयोग करैत देखल जाइत अछि। जेना- हुनके, अपनो, तत्काले, चोट्टे, आनो आदि।

७.*ष तथा ख* : मैथिली भाषामे अधिकांशतः षक उच्चारण ख होइत अछि। जेना- षड्यन्त्र (खड़यन्त्र), षोडशी (खोड़शी), षट्कोण (खटकोण), वृषेश (वृखेश), सन्तोष (सन्तोख) आदि।

८.*ध्वनि-लोप* : निम्नलिखित अवस्थामे शब्दसँ ध्वनि-लोप भऽ जाइत अछि:

